'विदेह' ३२४ म अंक १५ जून २०२१ (वर्ष १४ मास १६२ अंक ३२४)



विदेह:मैथिली साहित्य आन्दोलन

मानुषीमिह संस्कृताम्

ISSN 2229-547X VIDEHA

Go to the link below for download of old issues of VIDEHA Maithili e magazine in .pdf format and Maithili Audio/ Video/ Books/ paintings/ photo files. विदेहक पुरान अंक आ ऑडियो/ वीडियो/ पोथी/ चित्रकला/ फोटो सभक फाइल सभ डाउनलोड करबाक हेतु नीचाँक लिंक पर जाउ।



VIDEHA ARCHIVE विदेह पेटार

Google समूह View Videha googlegroups (since July 2008)

विदेह सम्मान 𑒥𑒱𑒠𑒹𑒯 𑒮𑒧𑓂𑒧𑒰𑒢 www.videha.co.in view Videha Facebook Official Group (since January 2008)- for announcements

विदेह:मैथिली साहित्य आन्दोलन



मानुषीमिह संस्कृताम्

ISSN 2229-547X VIDEHA

१. *गजेन्द्र ठाकुर*

……………………………………………………………………………………………………

……………………………………………………………………………………………………

[संघ लोक सेवा आयोग/ बिहार लोक सेवा आयोगक परीक्षा लेल मैथिली (अनिवार्य आ ऐच्छिक) आ आन ऐच्छिक विषय आ सामान्य ज्ञान (अंग्रेजी माध्यम) हेतु सामिग्री]

[एन.टी.ए.- यू.जी.सी.-नेट-मैथिली लेल सेहो]

[STUDY MATERIALS FOR UPSC (UNION PUBLIC SERVICE COMMISSION) & BPSC (BIHAR PUBLIC SERVICE COMMISSION) EXAMS- MAITHILI (COMPULSORY & OPTIONAL) AND OTHER OPTIONALS AND GENERAL STUDIES (ENGLISH MEDIUM)]

[FOR NTA-UGC-NET-MAITHILI ALSO]

यू. पी. एस. सी. (मेन्स) २०२० ऑप्शनल: मैथिली साहित्य विषयक टेस्ट सीरीज

यू.पी.एस.सी. क प्रिलिमिनरी परीक्षा २०२० सम्पन्न भऽ गेल अछि। जे परीक्षार्थी एहि परीक्षामे उत्तीर्ण करताह आ जँ मेन्समे हुनकर ऑप्शनल विषय मैथिली साहित्य हेतन्हि तँ ओ एहि टेस्ट-सीरीजमे सम्मिलित भऽ सकैत छथि। टेस्ट सीरीजक प्रारम्भ प्रिलिम्सक रिजल्टक तत्काल बाद होयत। टेस्ट-सीरीजक उत्तर विद्यार्थी स्कैन कऽ editorial.staff.videha@gmail.com पर पठा सकैत छथि, जँ मेलसँ पठेबामे असोकर्ज होइन्हि तँ ओ हमर ह्वाट्सएप नम्बर 9560960721 पर सेहो प्रश्नोत्तर पठा सकैत छथि। संगमे ओ अपन प्रिलिम्सक एडमिट कार्डक स्कैन कएल कॉपी सेहो वेरीफिकेशन लेल पठाबथि। परीक्षामे सभ प्रश्नक उत्तर नहि देमय पड़ैत छैक मुदा जँ टेस्ट सीरीजमे विद्यार्थी सभ प्रश्नक उत्तर देताह तँ हुनका लेल श्रेयस्कर रहतन्हि। विदेहक सभ स्कीम जेकाँ ईहो पूर्णतः निःशुल्क अछि।- गजेन्द्र ठाकुर

संघ लोक सेवा आयोग द्वारा आयोजित सिविल सर्विसेज (मुख्य) परीक्षा, २०२० मैथिली (ऐच्छिक) लेल टेस्ट सीरीज/ प्रश्न-पत्र- १ आ २

TEST SERIES-1

TEST SERIES-2

[एन.टी.ए.- यू.जी.सी.-नेट-मैथिली लेल/ FOR NTA-UGC-NET-MAITHILI]

NTA_UGC_NET_MAITHILI_01

NTA_UGC_NET_MAITHILI_02

NTA_UGC_NET_MAITHILI_03 (श्री शम्भु कुमार सिंह द्वारा संकलित)

*Videha e-Learning*




MAITHILI (COMPULSORY & OPTIONAL)

UPSC MAITHILI OPTIONAL SYLLABUS

BPSC MAITHILI OPTIONAL SYLLABUS

मैथिली प्रश्नपत्र- यू.पी.एस.सी. (ऐच्छिक)

मैथिली प्रश्नपत्र- यू.पी.एस.सी. (अनिवार्य)

मैथिली प्रश्नपत्र- बी.पी.एस.सी.(ऐच्छिक)

विदेह:मैथिली साहित्य आन्दोलन



मानुषीमिह संस्कृताम्

ISSN 2229-547X VIDEHA

मैथिलीक वर्तनी

१

भाषापाक

२

मैथिलीक वर्तनीमे पर्याप्त विविधता अछि। मुदा प्रश्नपत्र देखला उत्तर एकर वर्तनी इग्नू BMAF001 सँ प्रेरित बुझाइत अछि, से एकर एकरा एक उखड़ाहामे उनटा-पुनटा दियौ, ततबे धरि पर्याप्त अछि। यू.पी.एस.सी. क मैथिली (कम्पलसरी) पेपर लेल सेहो ई पर्याप्त अछि, से जे विद्यार्थी मैथिली (कम्पलसरी) पेपर लेने छथि से एकर एकटा आर फास्ट-रीडिंग दोसर-उखड़ाहामे करथि|

IGNOU इग्नू BMAF-001

............................................................................................................................

MAITHILI (OPTIONAL)

TOPIC 1 [Place of Maithili in Indo-European Language Family/ Origin and development of Maithili language (Sanskrit, Prakrit, Avhatt, Maithili) भारोपीय भाषा परिवार मध्य मैथिलीक स्थान/ मैथिली भाषाक उद्भव ओ विकास (संस्कृत, प्राकृत, अवहट्ट, मैथिली)]

TOPIC 2 (Criticism- Different Literary Forms in Modern Era/ test of critical ability of the candidates)

TOPIC 3 (ज्योतिरीश्वर, विद्यापति आ गोविन्ददास सिलेबसमे छथि आ रसमय कवि चतुर चतुरभुज विद्यापति कालीन कवि छथि। एतय समीक्षा शृंखलाक प्रारम्भ करबासँ पूर्व चारू गोटेक शब्दावली नव शब्दक पर्याय संग देल जा रहल अछि। नव आ पुरान शब्दावलीक ज्ञानसँ ज्योतिरीश्वर, विद्यापति आ गोविन्ददासक प्रश्नोत्तरमे धार आओत, संगहि शब्दकोष बढ़लासँ खाँटी मैथिलीमे प्रश्नोत्तर लिखबामे धाख आस्ते-आस्ते खतम होयत, लेखनीमे प्रवाह आयत आ सुच्चा भावक अभिव्यक्ति भय सकत।)

TOPIC 4 (बद्रीनाथ झा शब्दावली आ मिथिलाक कृषि-मत्स्य शब्दावली)

..........................................................................................................................

GENERAL STUDIES (PRELIMINARY & MAINS)

विदेह:मैथिली साहित्य आन्दोलन

मानुषीमिह संस्कृताम्

ISSN 2229-547X VIDEHA

जगदीश चन्द्र ठाकुर 'अनिल'

आँखिमे चित्र हो मैथिलीकेर ( आत्मकथा )

13. कल्पना आ यथार्थ

ढोलीसँ गाम जाइत काल दरभंगामे टैक्सी स्टैंड पर भेटलाह रामपट्टीक आर के रमण जी | हुनकासँ किछु गीत सुनने रही आर के कॉलेजमे भेल विद्यापति पर्वमे | बहुत नीक लागल रहय | हुनकासँ गप भेल | हुनको दरभंगासँ मधुबनीबला टैक्सी पकड़बाक रहनि | रस्तामे हुनका जना देलियनि जे हमहूँ लिखै छी |

ओ पुछलनि जे कोनो रचना संगमे अछि | हम हुनका एकटा रचना देख' देलियनि | कविता रहै 'रूपांतरण'

ओ कहलनि, हम ई राखि लै छी, वैदेहीक अगिला अंकमे छपि जाएत (आदरणीय सोमदेवजी छलाह 'वैदेही'क सम्पादक)| पुछलनि, और की लिखै छी, त कहलियनि जे एखन किछु गीत सेहो लीखि रहल छी | ओ

कहलनि फल्लाँ तारीक क' कोइलखमे विद्यापति पर्व मनाओल जेतै, अहूँ आउ, किछु और साहित्यकार सभसँ परिचय हैत |

कोइलख गेलहुँ | नीक लागल | मधुपजी, किरणजी, सोमदेवजीकें सेहो देखलियनि | पहिल बेर हुनका सभसँ कविता सुनबाक अवसर भेटल छल, से बड़ड नीक लागल | हमरो काव्य पाठ लेल प्रस्तुत कएल गेल | दूटा रचना सुनौलियनि |

श्रोता सबहक प्रतिक्रिया आ साहित्यकार लोकनिक आशीषसँ हमर उत्साहवर्धन भेल |

तकर बाद रामपट्टी, कथवार आ रहिका सेहो विद्यापति पर्वमे भाग लेलहुँ | कमलाकान्तजी, 'अकेला' जी, शंकपियाजी, प्रदीपजी आ प्रवासी साहित्यालंकारजीसँ सेहो परिचय भेल | रहिकामे आदरणीय रवीन्द्रजी आ उदय चन्द्र झा 'विनोद'जीसँ परिचय भेल |

एकठाम एकटा गीत प्रस्तुत केने रही जकर अंतिम पांती ई रहै :

'दुख केर इ राति बौआ बीतत अबस्से, असरा गरीबक भगवान् रे, जुनि कान रे बौआ जुनि कान रे |'

आर के रमणजी कहलनि जे 'असरा गरीबक भगवान रे' के बदला 'जहिया तों हेबही जुआन रे' हमरा बेशी नीक लगैत | पूरा गीत ई अछि :

जुनि कान जुनि कान जुनि कान रे

बौआ जुनि कान रे |

नै तँ कौआ ल' जेतौ तोहर कान रे || बौआ .......

खा ले जल्दी, सूति रह चुप-चाप

नहि तँ भकौआँ धरतौ,

सुनहिन हे जंगलमे गीदड़ बजै छै



ISSN 2229-547X VIDEHA

टाङ पकड़ि ल' जेतौ

एतौ लकड़सुंघा धोकड़ीमे कसिक'

नेने चल जेतौ अपन गाम रे ||......

कािल्ह अबै छै बौआके बाबू

नेने कते बस्तुनमा

हमरा बौआ ले' अंगा - टोपी

रंग-विरंगक खेलौना

सायकिल के घंटी बौआ टुनटुन बजेतै

देखि जुड़ायत हमर प्राण रे | .....

बुचिया रधिया बड़ बदमास'छि

बौआ हमर बुधियार

भोरे बौआक बाबाकें कहिक'

मङबा देबै कुसियार

कािल्ह खन नानीक गामसँ अबै छै,

चंङेरा भरल पूरी -पकवान रे | .....

भोरे बौआले' भानस करबै

भात- दालि- तरकारी

बुचियाकें कनिञो नै देबै

बौआकें भरि थारी

दुखकेर ई राति बौआ बीतत अबस्से

असरा गरीबक भगवान रे | ....

1978 मे प्रकाशित गीत-संग्रह 'तोरा अंगनामे'क पृष्ठ चारि आ पाँचपर ई गीत छपल अछि | इन्टरनेट पत्रिका 'विदेह'क साइटपर पोथी सेहो ई पोथी उपलब्ध अछि |

10.05.2021 क' यू-ट्युब पर 'नीलम मैथिली' द्वारा अशोक चंचल जीक स्वरमे ई गीत प्रस्तुत कयल गेल अछि जाहि मे 'वस्तुनमा'क स्थानपर 'वस्तुनामा' कहल गेल अछि, जे ठीक नै लागि रहल छै | विडियो तैयार करबा काल प्रस्तुतकर्ता आ गायक दुनू गोटेकें मूल गीतक शब्दक शुद्ध उच्चारण सुनिश्चित करबाक चाहियनि |

एहि प्रस्तुतिमे एकटा और त्रुटि भेल अछि जे गीतकारक नाम रवीन्द्र नाथ ठाकुर अंकित अछि | हमरा द्वारा सुचित केलापर एकठाम त सुधार कयल गेलै, मुदा फ्रंट पर एखनो सुधार बांकी अछि | आब दुनू नाम आबि रहल अछि | आदरणीय रवीन्द्र नाथ ठाकुर जी मैथिलीक सर्वश्रेष्ठ गीतकार छथि | लोकप्रियताक लेल हुनक नामक उपयोग हुनक सहमतिक बिना नहि कयल जेबाक चाही |

आर के रमणजीक एकटा गीत 'अहांकेर इजोरिया कहाँ हम मँगै छी, अन्हारोमे हमरो जीब' त दीय'..... बहुत नीक लागल रहय | प्रवासी साहित्यालंकारजीक 'अन्नपूर्णा' सेहो सभकें बहुत नीक लागल रहनि | प्रदीपजीक कयटा गीत बहुत लोकप्रिय भेल छलनि |

रहिकामे कवि सम्मलेन खूब नीक होइत छलैक | रवीन्द्रजी पहिने कवि सम्मलेनमे सुन्दर कविता अथवा गीत प्रस्तुत करैत छलाह, सांस्कृतिक कार्यक्रममे एसगर अथवा महेन्द्र झा जीक संग रंग-विरंगक मनोरंजक गीत प्रस्तुत करैत छलाह जे लोककें चारि-चारि घंटा धरि मंत्र मुग्ध केने रहैत छल |

रहिकाक कार्यक्रमक विशेषता ई छलै जे सांस्कृतिक कार्यक्रमसँ कवि-सम्मेलन प्रभावित नहि होइत छलैक | बड़ी-बड़ी राति धरि लोक कवि सम्मेलनक आनन्द लैत रहैत छल | आदरणीय उदय चन्द्र झा 'विनोद' जीक देख-रेखमे कवि-सम्मेलनक आयोजन होइत छल, जे अपने त खूब सुन्दर कविता प्रस्तुत करिते छलाह, अन्त धरि कवि-सम्मेलनकें आकर्षक बनबौने रहैत छलाह | आदरणीय सुमनजी, किरणजी,मनिपद्मजी, अमरजी,

सोमदेवजी, प्रो. मायानन्द बाबू, विनोदजी, रवीन्द्र जी ,अर्जुन कविराज आदि कविक कविता लोकनकें भाव-विभोर क' दैत छलैक |

हमरा एहि मंचसँ बहुत किछु सिखबाक अवसर भेटल | आदरणीय रवीन्द्र जीसँ नीक जकाँ गप भेल | कहने छलाह जे रचनाकारकें प्रतिदिन कम-सँ -कम एकटा रचना करबाक चाही | यदि कोनो गीतकार प्रतिदिन एकटा गीत लिखैए त सालमे तीन सय पैसठिटा गीत भेलै | एहिमे यदि तीन सय रचनाकें ठीक नै मानैत छी आ ओकरा फाड़िक' फेकियो दैत छी तैयो पैसठिटा त नीक रचना अवश्य हैत | जँ दस साल ई क्रम चलल त छ सय पचासटा रचना त नीक हैत, एतबो पर्याप्त छै | सुझाव त नीक लागल, मुदा एकर क्रियान्वयन नहि कयल भेल |

आदरणीय सोमदेवजी, विनोद जीसँ सेहो मार्ग-दर्शन प्राप्त भेल |

हमर लेखन कार्य बढल |

किछु दिनक बाद सासुर (लदारी)मे कलिगामक मनोजानंद झा जीसँ भेंट भेल |

हुनको सासुर ओतहि छलनि, ओही टोलमे | हमरासँ पहिने हुनकर विवाह भेल छलनि | ओहि समयमे हुनकर गिनती सभसँ नीक जमाएक रूपमे होइ छलनि | हमहूँ हुनक बहुत प्रशंसा सुनने रही | भेंट भेल त नीक लागल |

सम्बन्धक अनुसार हम सभ साढ़ू नै छलहुँ, किन्तु एकहि ठाम सासुर छल,तें हम सभ साढ़ूएक संबोधन चुनलहुँ |

हुनका हमर गीत लेखन द' बुझल छलनि, हमरा हुनक फिल्म-जगतमे अपन जीवन तलाश करबाक प्रयासक विषयमे सूनल छल |

बड़ी काल गप भेल | कय बेर गप भेल | हुनका साहित्यिक विषय पर चर्चा नीक लगैत छलनि, से हमरो नीक लगैत छल |

एक दिन दूनू गोटे साइकिलसँ दरभंगा गेलहुँ |

बस स्टैंड लग आर के रमण जी भेटि गेलाह, रिक्शासँ कतहु जा रहल छलाह | झाजीसँ परिचय करौलियनि | रमणजी कहलनि, सासुर घुरबासँ पहिने एकटा कविता हमर पत्रिका ( मिथिला टाइम्स ) लेल हमर कार्यालय (अजय छात्रावास)मे छोड़ने जाएब |

रमनजी त आगू निकलि गेलाह, हम मुश्किलमे पड़ि गेलहुँ | एकटा कविता तुरन्त लीखू, साफ़ कागजपर उतारू आ अजय छात्रावास जाक' जमा क' आउ, ई काज हमरा लेल बहुत कठिन लागल | पहिनेसँ कोनो कविता लीखल नहि छल जे वैह द' दितियंनि आ गीत त हुनका पत्रिका जोगर हमरा लग नहि छल |

झाजी कहलनि, हुनका भरोस छलनि, तें अहाँकें कहलनि, आब एकरा पूरा हेबाक छै, चलू कोनो होटलमे चाह पिबैत छी आ तकर बाद भ' सकै छै अहाँकें लिखबाक प्रेरणा भेटि जाय |

लहेरियासराय टावर चौक लग कोनो होटलमे बैसलहुँ | दू ताव कागज बगलक स्टेशनरी दोकानसँ अनलहुँ | एक कोनमे खाली टेबुल छलै | हमरा ओहि कोनमे बैसाक' झाजी दूरक टेबुल लग चल गेलाह आ दू टा चाहक आदेश द' देलखिन |

हम कलम नेने कागज दिस थोड़े काल तकैत रहलहुँ | हमर परीक्षा छल | हमरा बूझल छल जे कम्युनिस्ट पार्टीक पत्रिका छै | विषयक लेल मंथन केलहुँ | किछु-किछु लिखाय लागल | आगू बढैत गेलहुँ | थोड़े काल लेल लागल जे हम एसगर ओत' छी, और कियो नै छै |

एक बेर फेर चाह आएल |

लिखनाइ चालू छल | एकठाम आबि रुकल |

एक घंटा बीति चुकल छलै | हमरा आब एकरा संक्षिप्त क' क' दोसर कागजपर उतरबाक छल |

झाजी फेर किछु मंगयबाक लेल पुछलनि | मना क' देलियनि |

हम जहाँ ठाढ़ भेलहुँ त झाजी कहलनि, आउ हिनकासँ परिचय कराबी |

झाजी एते कालसँ एक गोटेसँ गप करैत छलाह जे एकटा हिन्दीक पत्रिका 'पूर्वांचल' निकालैत छलाह |

ओ अपन परिचय दैत हमरासँ एकटा हिन्दी कविताक मांग केलनि 'पूर्वांचल' लेल | हम कहलियनि जे हम मैथिलीमे लिखैत छी त ओ कहलनि, एकहुटा त अवश्य लिखने हेबै, हमरा केह्नो कविता देब, चलतै |



ISSN 2229-547X VIDEHA

हमरा लागल जे झाजी हमर प्रशंसा क’ देने हेथिन तें हुनका भरोस भ’ गेल छनि जे हम जे देबनि से ठीके हेतै |

हम बहुत पहिने एकेटा तुकबन्दी बला कविता हिन्दीमे लिखने रही, सेहो एखन पूरा मोन नै छल |

फेर कनी काल बैसलहुँ |लीख’ लगलहुँ त मोन पडैत गेल | हुनका द’ देलियंनि | हमर ढोली छात्रावास बला पता ल’ क’ ओ प्रस्थान केलनि | हमहूँ सभ बिदा भेलहुँ | अजय छात्रावासमे मिथिला टाइम्सक कोठली बन्द छलै |

केबारक नीचाँ द’ क’ कोठलीमे राखिक’ हम सभ विदा भ’ गेलहुँ |

दोसर दिन झाजीक संग फेर बैसार भेल आ आजुक प्रसंगपर बड़ी काल गप भेल |

झाजी फिल्ममे अवसरक तलाशमे छलाह, कहलनि जे फिल्ममे विविध तरहक गीतक उपयोग होइत छै, मैथिलीयोमे एहेन रचना सभ हेबाक चाही जे काल्हि मैथिली फिल्म बन’ लगै त ओहि लेल रचना सभ उपलब्ध होइ, एहि लेल और रवीन्द्र नाथ ठाकुरक आवश्यकता हेतैक |

झाजी हमरा कयटा विषय द’ देलनि गीत रचनाक लेल : गीत जेहेन मुकेश गबै छथि, जेहेन लता आ रफ़ी गबैत छथि, प्रेमक गीत, मिलन आ बिछुड़नक गीत |

दुनू गोटे अपन-अपन गामक बाट धेलहुँ |

गाम त आबि गेलहुँ, मुदा मनोज बाबूक देल विषय सब रहि-रहिक’ स्मृतिमे आबि जाइत छल | कालान्तरमे किछु गीत हुनक देल विषय आ परिस्थितिकें ध्यानमे रखैत लिखा गेल, मुदा हुनकासँ व्यक्तिगत रुपमे कोनो नियमित सम्पर्क नहि रहल |

हुनकासँ पहिल भेंट अंतिम भेंट सिद्ध भेल | तीन बरखक बाद एकदिन ई खबरि सूनि बहुत आहत भ’ गेलहुँ जे हमर प्रिय मनोजानंद झाजीक ह्रदय-गति रुकि गेलनि | लदारीसँ कलिगाम धरि शोकक लहरि व्याप्त भ’ गेल छलै | दू बरखक एकटा बेटी आ किछुए दिनक एकटा पुत्र शांतीकें द’ क’ एहि जगतसँ प्रस्थान क’ गेलाह |



ISSN 2229-547X VIDEHA

कोनो रोजगारक खगता छल हमरा, से आंशिक रूपसँ प्राप्त भेल | प्रशिक्षु-पर्यवेक्षकक रूपमे छओ मासक अवधि लेल डेढ़ सय रूपया स्टाइपेंडपर पौधा संरक्षण केन्द्र, मधुबनीमे काज करबाक अवसर भेटल |

राज्य सरकार द्वारा बहुत गोटेकें ई अवसर विभिन्न जिलामे देल गेलनि | जाधरि बैंकमे भर्तीक विज्ञापन नहि अबैत छै, ताधरि ई हमहूँ स्वीकार क’ लेलहुँ | बादमे स्टाइपेंड राशि दू सय क’ देल गेलै |

मासमे जिला भरिक प्रशिक्षु सबहक मीटिंग होइ छलै दरभंगामे जिला पौधा संरक्षण पदाधिकारीक कार्यालयमे | किछुए मासक बाद एक दिन मीटिंगमे नन्द कुमार झाजी ( मोहना, झंझारपुर ) कहलनि जे टाइम्स ऑफ़ इंडियामे बैंकमे बहालीक विज्ञापन आबि गेलैए, जल्दिए पठा दियौ | दोसर दिन मधुबनी पुस्तकालय जाक’ टाइम्स ऑफ़ इंडियामे छपल विज्ञापन देखि तदनुसार आवेदन पठा देलिऐ | दू मासक बाद लिखित परीक्षा भेलै पटनामे | तीन मासक बाद परीक्षामे उतीर्ण हेबाक सूचनाक संग साक्षात्कारमे भाग लेबाक आदेश भेटल |

बैंकमे आवेदन पठा देलाक बाद साक्षात्कारक अवधि धरि लेखन कार्य एकदम छोडि देलहुँ, कतहु जाएब सेहो बन्द क’ देने छलहुँ | मुख्य काज छल परीक्षाक तैयारी आ तैयारी मात्र |

साक्षात्कारक बाद फेर पौधा संरक्षण केन्द्र जाएब, घरक कोनो छोट-मोट काज रहैत छल से करैत, पुस्तकालय होइत घर आबि जाइत छलहुँ आ मिथिला मिहिर अथवा मैथिलीक कोनो किताब पढ़ब,

कतहु गोष्ठीमे जाएब, साहित्यकार लोकनिक सम्पर्कमे रहब नीक लगैत छल | हमरा होइत छल जे जीवन जीबाक लेल जहिना नोकरीक आवश्यकता अछि, तहिना साहित्यसँ लगाव सेहो आवश्यक अछि |

हम देखैत छलिऐक जे लोक स्वस्थ जिनगी नहि जीबि रहल अछि, लोककें सामान्य जिनगी जीबाक लेल जे वस्तु सभ हेबाक चाही, तकर अभाव छै | दोसर दिस अस्वस्थ परम्परा सबहक त्याग करबाक साहसक अभाव सेहो छै | हमरा लगैत छल जे जाधरि साहित्यसँ लगाव नहि रह्तै, ताधरि जीवनमे संतुलन नहि आबि सकैत अछि | हमरा होइ छल जे एहि लेल स्त्री, पुरुष सभकें समान रूपसँ शिक्षित हेबाक चाही | मुदा हम तँ अपने घरमे हारल छी | हमर पत्नी जँ शिक्षित नहि भेलीह त हमहूँ स्वस्थ जीवन नहि जीबि सकैत छी | तें हमरा लगैत छल जे एतेक योग्यता त अवश्य भ’ जेबाक चाहियनि जे ओ कोनो पोथी अथवा पत्रिका पढ़ि लेथि | हमरा ई बुझल भ’ गेल छल जे अक्षरक ज्ञान छन्हि, तें हम जे चाहैत छी, से संभव भ’ सकैत अछि |

एहने विश्वास नेने हम एक बेर सासुर गेलहुँ आ रातिमे भेंट भेल त मिथिला मिहिरक एकटा पेज सामने राखि पढबाक लेल कहलियनि | बड़ी काल अनुरोध करैत रहि गेलहुँ, ओ टस-सँ -मस नहि भेलीह | हमरा एकदम 'कन्यादान'क बुच्ची दाइ जकाँ लाग' लगलीह | हम कहलियनि, तखन अहाँ बाहर जाउ | ओ बाहर जाक' माए लग जाक' सूति रहलीह | हमरा भेल जे काल्हि अवश्य हमर बात मानि लेतीह, मुदा से नहि भेल | हमर सासु सेहो प्रयास केलनि हमरा तरफसँ मुदा सफल नहि भेलीह | आ लगातार तीन दिन धरि यैह चलैत रहल | ओ अबैत छलीह, हम पढ़' कहैत छलियनि, ओ ओहिना तकैत रहि जाइत छलीह, फेर हम कहैत छलियनि बाहर जाए लेल, ओ निकलिक' माए लग जाक' सुति रहैत छलीह |

चारिम दिन सबेरे जलखै क' क' अपन बैग ल' क' बाहर निकलि गेलहुँ | दरबज्जापर जेठ सार छलाह | ओहो संगे विदा भेलाह | हुनका अपन स्थिति नै कहलियनि, एतबे कहलियनि जे जा रहल छी, जाएब जरूरी अछि | सासु रोकने छलीह, हुनकर बात नै मानने छलहुँ | हम सभ किछु-किछु गप करैत जा रहल छलहुँ | हम तय क' नेने छलहुँ जे आब किन्नहु नहि घूरब | टोलसँ निकलि गाछीक बीच पहुँचल छलहुँ |

चौदह-पन्द्रह सालक एकटा लड़की ह्क्मैत आबि आगूमे ठाढ़ भ' गेलि, हुनका पाछू एकटा अधवयसू महिला सेहो छलीह | हम अकबका गेलहुँ | ओ हमरा दूनू गोटेकें झुकिक' प्रणाम केलनि | पाछाँ हुनकर माए छलथिन | ओ कहलनि जे हम सभ अहींसँ भेंट कर' जाइ छलहुँ त पता चलल जे अहाँ जा रहल छी, तें दौडल एलहुँ, अहाँकें आइ नै जाए देब हम सभ |

ओ हमरा हाथसँ हमर बैग ल' लेलनि आ दुनू माइ-धी हमरा सभकें घुरबाक लेल जिद्द क' देलनि | हमरा लेल दुनू अपरिचित छलीह | हमर सार जनैत छलखिन | हुनका सबहक बीच जे गप भेलनि ताहिसँ पता चलल जे ई बच्ची अपन माए संगे मामा गाम आएल छथि आ हिनकर मामाक घर सटले छैन्हि, ई सभ काल्हि साँझमे एलीह, एखन हमरासँ भेंट कर' गेल छलीह, हमर सासुसँ किछु गप भेलनि आ दौड़लीह हमरा घुरयबाक लेल |

हम किछु बहन्ना बनेलहुँ गाम जेबाक लेल, मुदा ओ सभ किछु सुनबाक लेल तैयार नहि भेलीह | कहलनि जे आइ हम सभ नहि मानब, हम सभ अहाँसँ बिना गीत सुनने अहाँकें नहि छोडि सकैत छी | हुनकर माए कहलनि जे अहूँकें सूनब आ इहो सुनाएत, चलू आइ नै जाउ | हुनका सभकें देखि-सूनि हमरो पयर आगू नै बढ़' चाहैत छल | लागल जेना हमरे समस्याक समाधानक लेल भगवान हिनका सभकें पठा देलखिनहें |

ओ हमर बैग नै द’ रहल छलीह | हमर सार निर्णय सुनौलनि | हमरा कहलनि, आइ यात्रा स्थगित करू, काल्हि देखल जेतै, प्राचीकें कहलखिन दाइ तों बैग नेने जा, हम हिनका चौकपर घुमाक’ नेने आबि रहल छी | अही बातपर सहमति भेल | प्राची हमर बैग ल’क’ माए संगे घुरि गेलीह | हम सभ हाजीपुर चौकपर पान ख़ाक’ घुरलहुँ |

प्राची आ हुनक माएक उपस्थिति वातावरणकें रसमय बना देने छल | वस्तुतः साहित्य आ संगीतक प्रेम जीवनकें आनन्ददायक बना दैत छैक अन्यता लोक ककरो खिधांस करबामे अपन अधिक समय बितबैत रहैत अछि अथवा अपन बड़ाइ करबामे | हिनका दुनू गोटेमे जे ई चेतना छल से हमरा अद्वितीय लागल | प्राची अपन पाठ्य-पुस्तकसँ सेहो कोनो-कोनो कविता सुनबैत छलीह आ हमरो सूनि खूब आनन्दित होइत छलीह | बच्चन जीक कविता ‘ जो बीत गयी सो बात गयी...’ बहुत नीक जकाँ सुनबैत छलीह |

दिनमे भोजनक बाद बड़ी काल आ रातिमे भोजनक बाद थोड़े काल बैसकी चलैत छल : गीत-नाद, कविता-संस्मरण, हंसी-ठहक्का चलैत रहैत छल | एकटा नियमक पालन प्राची करैत छलीह जे ओ कखनो एसगर नै अबैत छलीह, हुनकर माए संगे अबैत छलखिन | कखनो-कखनो हुनकर मामी सभ सेहो अबैत छलखिन, हमर दूनू सरहोजि त रहिते छलीह | किछु पुरुष लोकनि सेहो आबि जाइत छलाह |

प्राची बच्चीकें मौसी कहैत छलखिन आ हिनको गोष्ठीमे सम्मिलित करबाक प्रयास करैत छलीह, मुदा बच्चीकें ओहो सभ परिवर्तित नहि क’ सकलीह | एकदिन कहलनि जे द्विरागमनक बाद अहाँक संग रह’ लगतीह त देखबै सभ बदलि जेतनि, नैहरमे लाज होइ छनि | हुनकर माए पुछ्लनि, ‘अहाँक बहिन सभ तँ पढल-लिखल हेतीह ने ?’

हम निरुत्तर भ’ गेल रही |

हमरो तीनटा छोट बहिन अछि | ओकरो सबहक पढाइक स्थिति त यैह छै |

हमर चित्त शांत भ’ गेल रह्य | हमर सभ प्रश्नक जबाब हमरा भेटि गेल छल |

चमत्कार भेलै जे बच्चीकें बदलबाक हमर प्रयास बन्द भ’ गेल | हम फेर हुनका पढबाक जिद्द नै केलियनि, फेर घरसँ बाहर जेबाक लेल नै कलियनि | हम सोचि नेने रही जे हमरा संग जखन रह’ लगतीह तखन हम प्रयास करब, आ जँ तैयो संभव नै भेल त अपना बेटीकें खूब पढयबाक लेल बच्चेसँ प्रयास करब |

हमरा लागल जेना अस्तित्व हमरा वैह देलक अछि जे हमरा आ हमरा परिवारक लेल जरूरी अछि, अस्तित्वकें हमरा संग हमर परिवारोक लेल व्यवस्था करबाक छैक |

एकदिन जखन एसगर रही त अपनेसँ गप होइत रह्य |

'जँ बियाहसं पहिने प्राचीकें देखने रहितियनि त ....?'

'त की ? वैह होइतै जे भेलैए | बच्चा जे-जे मंगेत छैक से सभटा ओकर माए-बाप नै दै छै, बच्चाकें वैह देल जाइ छै जे माए-बाप ओकरा लेल ठीक बुझैत छै | अहाँ जान' चाहैत छी त कखनो पुछियौ प्राचीकें जे हुनका सभकें केहेन लड़का पसन्द हेतनि |'

एक दिन हुनका पुछलियनि जे अहाँ लेल केहेन वरक खोज भ' रहल अछि, त प्राची चुप रहि गेलीह, हुनक माए कहलनि, काल्हि अबिते छथिन, कहबे करताह |

प्राचीक पिता कलाकार छथिन, कहलनि जे लड़काक लेल हमरा मोनमे कृष्णक छवि आबि रहल अछि, आँखि, नाक,मूँह,केश सभ एहेन जेना हम सभ कृष्णक फोटोमे देखैत छियनि, इंजिनियर अथवा डॉक्टर होथि, हँसमुख होथि, घर-दुआरि- पक्का मकान होनि, खेत-पथार होइन |

हमर सार पुछलखिन जे गनबै कत्ते त कहलखिन, से हमर स्थिति त जनिते छी अहाँ सभ जे किछु गनबाक ओकादि नै अछि हमरा, तखन भगवाने कोनो उपाय लगेथिन त हेतै |

किछु गोटेकें हँसी लागि गेल रहै | हमरा हुनक कल्पना,आस्था आ विश्वासपर आश्चर्य भेल रह्य, मुदा पैंतीस बरखक बाद जखन प्राचीसँ भेंट भेल त बड़ी राति धरि हम सभ गोटे हुनके मूँहें हुनक पिताक सपना साकार हेबाक कथा सुनैत रहि गेलहुँ आ विश्वास भेल रह्य जे अस्तित्वक लेल सभ संभव छै |

( क्रमशः )

पटना / 14.06.2021

अपन मंतव्य editorial.staff.videha@gmail.com पर पठाउ।

विदेह:मैथिली साहित्य आन्दोलन

मानुषीमिह संस्कृताम्

ISSN 2229-547X VIDEHA

रबीन्द्र नारायण मिश्र

लजकोटर (धारावाहिक उपन्यास)

२२म खेप

मिथिला आटो सेंटरक हम क्रमश: सर्वे-सर्वा भए गेल रही। मदनबाबूकेँ दिल्लीमे बहुत तरहक कारबार रहनि। सामाजिक क्षेत्रमे सेहो ओ सक्रिय छलाह । सभसँ बड़का बात रहैक जे ओ अपना लोककेँ आगु करबामे बहुत रुचि रखैत छलाह। क्रमश: हुनका हमरा ऊपर विश्वास बढ़ैत गेलनि ।एकदिन एहिना काजपर आएले रही कि कहए लगलाह-"गोविंद! आइसँ अहाँ एहि कारबारक मालिक भेलहुँ ।''

"हम अहाँक दोकान कोना लए लेब । ई तँ वाजिब नहि बुझाइत अछि ।"

''जे वाजिब बुझाए आ जखन सुविधा होअए अहाँ हमरा दए देब।"

''हमर हालत तँ अहाँकेँ बुझले अछि। हम एतेक टाका कहाँसँ देब?"

" कोनो ताहिरी नहि छैक, जेना-जेना सुविधा होएत किस्त-किस्त एकर भुगतान कए देब।"

हम गुम्म पड़ि गेलहुँ । हम हुनकर एहि उदारतासँ आश्चर्यचकित रही । आखिर ओहो तँ एही महानगरमे रहैत छथि।मुदा एतेक नीक छथि । हम गरीब बेसक रही मुदा ककरो चीजक कोनो लालच नहि रहए । फेर मदनबाबू तँ हमरा बहुत मदति केने रहथि । ओ सोचि कए आएल रहथि आ अपन बातपर अड़ि गेलाह। हम हुनकर बात मानबाक हेतु विवश भए गेलहुँ ।

ओहिदिनक बाद मदनबाबू ओतए घुरि कए नहि अएलाह। कहिओ काल फोनेपर हालचाल लए लेथि। कहिओ कोनो तकादा नहि केलाह । जहिआ जखन जतबा भेलहुनका टाका दैत छलिअनि । ओ तँ ताहूलेल मना करैत रहैत छलाह । कालन्तरमे हुनकर सभटा हिसाब साफ भए गेल । मिथिला आटो सेंटरक हम

मालिक भए गेलहुँ । हमरा अंदरमे दसटा मिस्त्री काज करैत छल। सभ अपनेठामक छल । कारबार नित्य बढ़िते जा रहल छल । सौंसे दिल्लीमे काजक गुणवत्ताक हेतु हमर दोकान प्रसिद्ध भए गेल। हमर दोकानक प्रसिद्धि तँ तेहन बढ़ल जे जकर कार कतहु ठीक नहि होइत ओहो हमरा ओहिठाम संतुष्ट भए जाइत छल । ई कोनो चमत्कार नहि छल । कठोर परिश्रम आ आनुशासनक परिणाम छलजे ई दोकान एतेक आगा बढ़ि गेल ।

एकदिन एहिना दोकानपर बैसल चाह पीबैत रही कि कारसँ लता आ ओकर पिता नीरज उतरलाह।

" एकरे कहैत छैक चमत्कार । देखिते, देखिते अहाँ कमाल कए दलिऐक ।"-नीरज बजलाह ।

"सभ अहाँसभक आशीर्वादक फल छैक । हम तँ सपनोमे नहि सोचने रहिऐक जे एहनो भए सकैत छैक ।"

"मुदा हमरा लगैत छल जे अहाँ किछु करब ।"

अपन पिताक मुँहे हमर प्रशंसा सुनि लताकेँ बहुत नीक लगलनि । नीरज बात बढ़बैत कहलाह-"हम नौकरीसँ इस्तिफा दए देलहुँ ।"

‘‘से किएक?"

‘‘नौकरीबहुत केलहुँ। आब सोचलहुँ जे आगुक जीवन लोककल्याणक काजमे बिताबी।"

" बहुत नीक बिचार अछि ।"

‘‘डेरा कतए रखने छी?"- नीरज पुछलाह ।

हम किछु कहितहुँ ताहिसँ पहिने लता बातकेँ लोकि लेलथि ।

"कहिओ समय निकालि कए हमरा ओहिठाम आउ तँ चैनसँ गप्प करब ।"

प्रायः हुनका ई नहि बूझल रहनि जे हम हुनके मकानमे किरायेदार छी । ई बात लता अपने धरि रखनेरहि गेलीह ।



ISSN 2229-547X VIDEHA

किशुन आ हुनक मामा दामोदरसेहो नीरजक संगे कारेमे बैसल रहथि। एतेक समयबाद हुनकासभकेँ देखलहुँ । हमरा देखितहि किशुन कारसँ उतरि गेल ।

"भाइ की हालचाल?"

"ठीके अछि ।अपन कहू । बहुत दिनपर भेंटलहुँ ।"

"ठीके । आइ-काल्हि की भए रहल छै?"

“आइ-काल्हि नीरजजीक संगे जनकल्याणमे लागल छी।”

" ओ कतए भेटि गेलाह?"

"दुनियाँगोल छैक ने ।कखनो चैनसँ बतिआएब ।"

किशुनअपन नवका मोबाइल फोनसँ हमरा फोनपर घंटी बजा देलक आ कहलक -"ई हमर नवका नंबर अछि ।”

आओर किछु गप्प होइत ताहिसँपहिने कार खुजि गेल ।

अपन मंतव्य editorial.staff.videha@gmail.com पर पठाउ।

विदेह:मैथिली साहित्य आन्दोलन

मानुषीमिह संस्कृताम्

ISSN 2229-547X VIDEHA

आशीष अनचिन्हार

लॉकडाउन केर कथा (व्यंग्य)

एकटा गाममे A नामक आदमी छलाह। सभ्य ओ विद्वान। हुनकर बियाह B नामक लड़कीसँ भेलनि आ एहि दूनूक चारि टा बेटा भे;लनि C, D, E आ F। चारू बेटा साहित्य केर मर्मज्ञ। रक्ष अतबे रहल जे विधाक मर्मज्ञ नै भेल बस साहित्ये केर भेल। कालक्रमे ई चारू अपन विद्वतासँ पूरा परिसरमे चमकि उठलाह। चारू दिस अही चारुक चर्च। चारू भाए केर काज बाँटल।

पहिल केर काज छलनि साहित्यमे कोना अवनति आबि रहल छै ताहिपर चर्च करब। लोक सभ हिनकर बातपर लहालोट भऽ जाइथि। एकदम तैशमे आबि जाथि जे आउ C बाबू हम अहाँक संग छी। फेकि देबै एहि साहित्यिक गंदगी सभकेँ।
दोसर केर काज छलनि अवनति भेल साहित्य केर मीठ समीक्षा करब। बहुत साहित्यकार हिनकर पाछू-पाछू घूमल करनि। जे कनी क्रांतिकारी तिनको मोनमे हिनका प्रति सहानुभूति। ई D बाबू सदिखन गोष्ठीमे उक्ति फेकथि जे साहित्यमे सही आलोचना नै भऽ रहल छै। खाली प्रशंसे-प्रसंशाक भंडार अछि।

तेसर केर काज छलनि अनुवाद केर नामपर छल करब। जाहि भाषाकेँ जनितो नै छलाह ताहि भाषाक पोथी अनुवाद भऽ जाइत छलै। E बाबू अपन भाषाक रचनाकेँ आनो भाषामे लऽ जेबाक लेल कमीशन खाइत छलाह। बहुत लोक ललायित रहैत छल। वरिष्ठ बेसिए।
चारिम केर काज छलनि पुरस्कारक जूरी बनब आ पुरस्कार लेब-देब। चारू भाएमे सभसँ बेसी इएह F बाबू

केर चलती छल समाजमे। हिनकापर जथा-टका सभ किछु निछाउर होइत छल। जिनकर जेहन विभव। संसारमे सभ किछु होइत छै।

ई चारू भाए अपन-अपन काज कऽ रहल छलाह आ समाजमे कहै छलखनि जे हमरा दोसरसँ मतलब नै अछि। दिनमे चारू भाए अलग मुदा रातिमे ई चारू एक संगे खा कऽ आ पीबियो कऽ अगिला दिनक प्लान करैत छलाह जे अगिला बेर केकरा बेकूफ बनेबाक छै। मैथिली साहित्यमे C, D, E आ F केर काज नीकसँ चलि रहल छल। पाइसँ सम्मान धरि। मुदा दुर्योग कोरोना कारण C, D आ E केर मृत्यु भऽ गेलनि आ F कहुना बाँचि गेलाह (नोट- F लग पुरस्कार बेचलासँ जे पाइ आएल छलनि ताही सभसँ आक्सीजन कीनल गेलनि)। F बहुत हतोत्साहित छलाह। तीनू भाइ केर सहायतासँ हुनकर काज असान भऽ जाइत छलनि। पुरस्कार बेचियो दै छलखिन आ हुनकापर कोनो आँच नै अबैत छलनि मुदा आब असगरे रहि गेलाह।

अंतमे बहुत सोचलाक बाद हिम्मति केलनि आ असगरे सभ काज करबाक भार उठेलनि। आ प्रयास करए लगलाह। आब ओ दिनमे समय नियत कऽ लेने छथि। आठ बजेसँ दस बजे धरि साहित्यिक अवनतिपर भाषण दै छथि। दस बजेसँ बारह बजे धरि मीठ समीक्षा करै छथि आ तकर बाद दू घंटाक ब्रेक लै छथि। दू बजेसँ चारि बजे धरि अनुवाद कर्म (कुकर्म) लेल तैयार रहै छथि आ चारि बजेसँ चह बजे धरि जूरी एवं पुरस्कार वितरणमे रहै छथि। फेर साँझमे तीनू भाए केर फोटो लग जा प्रणाम कए रसरंजन (तरल साहित्य) करै छथि आ अगिला बेर केकर काटल जाए से सोचै छथि।

ऐ रचनापर अपन मंतव्य editorial.staff.videha@gmail.com पर पठाउ।



ISSN 2229-547X VIDEHA

बिनय भूषण-संपर्क-7003286056

३ टा कविता

१

यात्रीक यात्रा नहि थमै अछि

***   ***   ***   ***

के अछि भूखल , के अछि मारल
अन्यायी सत्ता के भीतर
ककर माथ अछि आइ झमारल
तकर सुधि मे सतत बढै छथि
यात्रीक यात्रा नञि थमै अछि ।

चलल तरौनी सँ जे यात्रा
अन्त समय धरि चलैत रहल
कालीदासक हृदय पैसि ओ
बाल्मीकि के मर्म बूझि ओ
शब्दक यात्रा करैत रहल
पदचिह्नक अंकण वाट- वाट पर
यात्रीक यात्रा नञि थमै अछि ।



ISSN 2229-547X VIDEHA

के अछि भूखल -----

कविक स्वप्न ओ रचि रहल छल
वाचस्पति - उदयन खोजि रहल छल
ललकारा लेल औनाअ् रहल छल
क्रांतिक सपना देखि रहल छल
श्रमजीवी के रक्तक कीमत
आइओ तँ ओ गुनि रहल छथि
।
के अछि भूखल ------

अहिवातक पातिल फोड़ि चलल छल
पुरना परिचय कँ तोड़ि चलल छल
परिजन - पुरजन कँ छोड़ि चलल छल
गरीबक खातिर अन्न - पानि हित
यात्रीक यात्रा नञि थमै अछि ।
के अछि भूखल------

कमला कातक टूटल पुल सन
काव्यक रूदन सुनि रहल छल
मिथिलाक तरुणीक अरण्य विलाप कँ
सुनि सुनि दग्धित भअ् रहल छल
बूढ़ वरक एहि सड़ल रस्म कँ
काव्य - वाण सँ भेदि रहल छल
रूढि - ध्वंसक खातिर कखनहुँ
यात्रीक यात्रा नञि थमै अछि ।
के अछि भूखल --------

२
यात्री नहि छथि एहि जगत मे
***     ***     ***       ***

मोन हमर नहि मानि रहल अछि ।
चिर निद्रा मे सूतल यात्री
मोन हमर आइ कानि रहल अछि ॥

नवतुरिया के जोशक संवल
क्रांति गीत ओ गावि रहल छल
।
जन सँ निकसित दर्दक गंगा
हुनक शब्द मे आवि रहल छल ॥
इतिहासक पन्ना पर एखनहु
क्रांति शब्द ओ लिखि रहल छथि
।
यात्री नहि छथि,,, ,, , , ,

राजनीति के पर्दा भीतर
नाटक जेहन भअ् रहल छल ।
हुनक शब्द के डोरिक माँदें
परदा सभटा खुजि रहल छल ।
क्रांति खातिर एखनहुँ ओ तँ
नवतुरिया कें जोहि रहल छथि ।
यात्री नहि -------- --

जन - जन के बनि बाबा ओ तँ

स्नेह शब्द ओ लुटाअ् रहल छल ।
मानवता के रक्षा खातिर
काव्य धार मे नहा रहल छल ।
काव्यक दुनिया मे एखनहुँ ओ
दर्द शब्द तँ रचि रहल छथि ।
यात्री नहि - -

सतरंगी सपनाक दुनिया कँ
नीक जँका ओ बूझि रहल छल ।
पूंजीवाद के शोषण कँ तँ
नीक जँका ओ बूझि रहल छल ।
जन- जन के सुखमय जीवन खातिर
जीवन रस ओ ताकि रहल छथि ।
यात्री नहि -- - ----

दर्द केर उपटौनी खातिर
चप्पा -चप्पा ओ घूमि रहल छल ।
दर्द शब्द रचना के खातिर
राति- राति ओ जागि रहल छल ।
यात्रीक यात्रा कोना कँ ठमकल
मोन हमर आइ कानि रहल अछि ।
यात्री नहि ---:---:---:---:---

३

वैद्यनाथ के धाम तरौनी

*** *** *** ***

वैद्यनाथ के धाम तरौनी
नागार्जुनक गाम तरौनी
यात्रीक जन्म स्थान तरौनी

विदेह:मैथिली साहित्य आन्दोलन

मानुषीमिह संस्कृताम्

ISSN 2229-547X VIDEHA

कविता के अछि गाम तरौनी
चित्राक अछि संधान तरौनी
पत्रहीन जे नग्न गाछ अछि
तकर पीड़ाक नाम तरौनी ।

त्रेता के विदेह जनक छल
आइओ तँ विदेह उपस्थित
जीवन काल सदेह विदेह छल
आइओ तँ छथि अमृत रंजित
अमर यात्री देखा रहल छथि
मिथिला के अछि तीर्थ तरौनी ।
वैद्यनाथ के धाम ,,,,,,

पारोक पीड़ा मर्दन खातिर
नवतुरिया सम्मानक खातिर
मेहनतकश के मानक खातिर
सतयुग के संधानक खातिर
क्रांतिक झंडा थामि हाथ मे
शहर नगर आ कारावास मे
प्रवर्तक यात्रीक थान तरौनी ।
वैद्यनाथ के धाम ,,, , ,

राजनीति परिवर्तन लेल
सत्ता के प्रवर्तन लेल
विद्रोहीक संघर्षक लेल
रुढि के विध्वंसक लेल
साहित्यक सम्मानक लेल
अथक यात्रा लीन यति

जगदीश चन्द्र ठाकुर 'अनिल'

गजल

माछ-दही जतरालय की

ई दुनियाँ ककरालय की

दै बाला देबे करतै

नै सोचत हमरालय की

किछु बाजत किछु नठि जायत

लुच्चा आ लबरालय की

कतहु बैसि कय खा लेतै

ठाँ-पीढ़ी बगरालय की

दुनियाँलय फगुआ-बकरीद

मुरगा आ बकरालय की

( मात्रा क्रम : )

पांचम शेरमे पहिल पाँतिमे अंतिम

लघुक मात्राक गिनती नै कएल

गेल अछि |

विदेह:मैथिली साहित्य आन्दोलन

मानुषीमिह संस्कृताम्

ISSN 2229-547X VIDEHA

सुचिता कुमारी

ऑनलाइन क्लास

"ऐं रौ भरि दिन अहिना सुतले रहबैं, कि पढबो-लिखबो करबैं। "
गणेशी अपन बेटा राजू के देह डोला कअ उठबैत बाजल।
" ओह पप्पा सुतअ दिय ने, उठि क करब की स्कूलो बंद छै। "
"स्कूल बंद छै त की भेलै, घर में लोक पढै नहि छै। गप्प सुनु एकर स्कूलो बंद छै। "
"घर में पढ़बै ककरा स किछु पुछबाक हेतै त के बतेतै?"
"आ मालिक के बेटा कोना पढै छै, जखन जाइ छी तखन ओ कहै छैथ जे रवि पढ़ि रहल अछि , अगिला साल मैट्रिक क परीक्षा हेतै ने तैं बड मोन लगा क आइ-काल्हि पढैत अछि ओ। त फेर ओकरा किछु पुछबाक रहैत हेतै त ककरा स पुछैत हेतै। मालिक अपने हिन्दी मीडियम स मैट्रिक पास छैथ, हमरा नहि बुझाइत अछि जे एखुनका अंग्रेजी मीडियम के किताब हुनका पढाएल होइत हेतैन। घर में आओर दोसर किओ त पढल छनि ने। "

गणेशी एकटा चूड़ा मील में काज करैत छल आ ओकर मालिक के बेटा एकरे बेटा क तुरिया छलैक, दुनु परुका साल मैट्रिक क परीक्षा में बैसत।एगो सीबीएसई बोर्ड स त दोसर बिहार बोर्ड सअ।
"रवि के बाते दोसर छै ओकर नाम शहरक सबसअ पैघ स्कूल में छैक। "
"पैघ स्कूल में नामे रहला स की हेतै स्कूल त ओकरो बंदे छै ने। "
"अहां नहि बुझबै पप्पा ,बड़का पराइवेट स्कूल सभ में धिया-पुता सभ बड़की टा मोबाइल जे होइ छै जकरा स्मार्ट फोन कहै छियैक ओहि स घरे बैसल पढै छैक माने ऑनलाइन क्लास करै छै। "
"मोबाइल स कोना ऑनलाइन क्लास
कराएल जाइ छै, फरिछा कअ कह ने। "

"स्कूल के सर, मैडम सभ मोबाइले पर पढबै छथिन, सवाल सभक उत्तर सेहो मोबाइलेपर दैत छथिन। "

"त पराइवेट स्कूलक विद्यार्थी स्कूल बंदो में पढि सकै छैथ। आ सरकारी स्कूलक विद्यार्थी लेल कोनो व्यवस्था नहि। "
"व्यवस्था त सरकारी स्कूल क विद्यार्थी लेल सेहो छैक मुदा ओहु सअ अपना सभ के कोनो लाभ नहि। "
"एहन की व्यवस्था छैक जे। "

"सरकारी स्कूल क विद्यार्थी सभ के टीवी पर पढाएल जाइ छैक। जेना स्कूल में अलग-अलग विषय के अलग-अलग सर मैडम पढबै छथि , अहिना टीवी के एकटा चैनल पर सभ क्लासक सभ विषयक पढाई लेल अलग-अलग समय आ टीचर निर्धारित छैक। मुदा अपना सभ लग ने टीवी अछि ने बड़का मोबाइल त ऑनलाइन क्लास हम करब कोना। तैं भरि दिन सुति कअ हम अपन समय बितबै छी।"

"माने जकरा घर में टीवी नहि छै, बड़का मोबाइल नहि छै ओकर बाल-बच्चा आब पढतै नहि। "

"पढतै त ओहो मुदा भगवान भरोसे। "

अपन मंतव्य editorial.staff.videha@gmail.com पर पठाउ।

आभा झा- दू गोट बीहनि -कथा

सोगारथ

"मैंयाँ,सुनलियनि सोनदाइक बियाह भेलैनअ'।

"हँ,ई कुलकलंकिनी एहने दिन देखाओत।"

"से कियै बोलै छथिन मैंयाँ?सोनदाइ पढ़ल- लिखल छथिन, नोकरी करैत छथिन,तखन कियै लात- बात सुनितथिन ओइ ठढ़मनसा के?भने केलखिन जे ओकरा छोड़ि न'ब जिनगी शुरू केलखिन।

ई अर कामधाम नञि करै रहथिन,तैं पित मारि सभ सहै रहथिन। हमरा अर मे मौगी- मनसा सब काम करै छै,त' अपना मोन स' जीबै छै।मोन मिलल त' घर बसल, नञि त' सगाइ कैलक।चलथु मैंयाँ,आब हिनको अर के जिनगी सोगारथ होलनि।"

फुरसति

"कक्का!ई लिस्ट देखि लियौ,सब ठीक छै न?"

"कथीक लिस्ट हौ?"

-"भोजक।"

"हौ,केओ नञि औत' खाय लेल।कहुना पांच टा विप्र हाथ धो लेत' त' भाग बुझिह'।"

" कक्का,दही ढल्ल,मालदह आम आ पचमेर करबै,जकरे कहबै सभ औतै।"

" कोन भरम मे छ'। हम त' बुझबे केलियै जखन भगवतीकेँ नौत पड़ि गेलनि, नञि त' साफे बरजि दितिअह।आब जखन जग अराधि लेलह,तखन कहुना निमहबा दिय', तैं अबै छियह।"

कक्का...

विदेह:मैथिली साहित्य आन्दोलन

मानुषीमिह संस्कृताम्

ISSN 2229-547X VIDEHA

"हौ सभ बुझै छियै,पडुकाँ कहलियह त' फुरसति नञि छलह,एहि बेर लाकडाउन मे छुट्टी नञि लागतह, तैं सभक प्राण अवग्रह मे देने छहक। तोरा सभ जकाँ हमरा लेल देवता- पितर खेल नञि छथि, तैं उपनेन धरि संगे छियह। तों सौजनियां आ जयबारी लिस्ट बनबैत छह!"

डॉ.आभा झा

अपन मंतव्य editorial.staff.videha@gmail.com पर पठाउ।

कंचन कण्ठ

टूटल रिकार्ड

घूरन बाबू एकटा लटखेनाक दोकान चलबैत छलाह। हुनका ओहिसौं नीक आमदनी भS
जाइ छलैन्ह। किंतु आमदनीकेँ हिसाबसौं खर्चो छलैन्ह, परिवारमे चारिटा कन्याके बाद एक गोट पुत्र भेलैन्ह। कतेक कोबला, उपास -तिरास केलैथ, बैजनाथ धाम, सिमरिया सभ सेवलाकेँ बाद ओ पुत्र भेल छलैन्ह तS बड्ड आससौं ओकर नाम "आदित्य" रखलाह।

जहिना नाम छलैन्ह तहिना ओ बालक बड्ड कुशाग्र छल। तुरत-
फुरत किछु सीख जाइ। आन लोक सोचिते रहय आ आदित्यकेँ जवाब फटसौं हाजिर! माय तS
दिनमे कतेको बेरि निहुंछथि छलीह , पिता सेहो गर्वित छलाह। लेकिन जेना - जेना ओ बढ़ैत गेलाह,
खुराफातो बढ़ैत गेलैन। ते जतS ओ छल तैं स्कूलमे पढाईमे कोनो खास मेहनत लगबेनै करै तS
जी भरि उत्पात करैत छलाह। जगह-जगहसौं रोज उलहन-उपराग आबयसौं आजिज भS गेलाह माता - पिता।

किछु फुरेबे नै करै कि-की कयल जाय की नहि।

एक दिन समर गामअयलाह ओ सहरमे पढ़ैत छलाह अपने दियादक बेटा छलाह।

ओ काक-ाकाकीकेँ भेंट करय ऐलखिन तS हुनका सभकेँ चिंतित देखि सभ बात पुछलाह। समस्या बुझलापर ओ कहलैन्ह "पढ़Sमे त होशियार अछि नै।" ई सभ तकर प्रशंसा कयलन्हि तS
ओ सुझाव देलखिन्हि जे तखन एकरा पढ़ाबय लेल ओ किया नै सहर भेजि दैत छथि। ओतय पढाई तS
नीक हेबै करतै आ एते जे बदमाशी करैत अछि ताहूपर नियंत्रण रहतै किछु।

ई विचारसौं माय तS कन्नारोहटि उठा देलखिन्ह। दुख तS
अपनो बड्ड छलैन्ह लेकिन बच्चाके नीक भविष्य लेल कखनो कS तS
कठोर निर्णय लेबयै परैत छैक। आखिर दुलार तS ओहो करिते छलाह; किंतु ओहि दुआरे ओकर भविष्य तS
बिगड़य नै दS सकैत छलाह।

विदेह:मैथिली साहित्य आन्दोलन

मानुषीमिह संस्कृताम्

ISSN 2229-547X VIDEHA

